जी, सुशीमजी, चौधरीजी, हमर राघोपुर बला समधि वैद्यनाथ झाजी, जमाए राजीव रंजन झाजी, हमर साढ़ू,हमर पड़ोसी मास्टर साहेब गोपी सिंहजी, आ जेठ साढ़ूक पुत्र अशोक बाबू सभ गोटे अपन-अपन सफल दाम्पत्य जीवनक अनुभवसँ किछु सूत्र आ मार्गदर्शनक संग शुभकामनाक प्रसाद वर-बधूकें देलखिन से हमरो नीक लागल।

हमरा लागल जे कार्यक्रम नीक रहल। ओना हम इहो समीक्षा केलहुँ जे कार्यक्रमक समापनमे हमर कंजूसी उचित नहि छल।

एहि कार्यक्रमक प्रभाव वर-बधू पर कतेक पड़लनि से कहब एखन कठिन अछि, किन्तु एखन धरि ई देखलहुँ जे कखनहुँ मतान्तर भेबो केलनि त बहुत जल्दी स्थिति सामान्य भ' गेलनि। सिद्ध पुरुषक आशीर्वाद कोनो-ने-कोनो रूपमे जीवनमे अवश्य काज अबैत छैक।

२८ मइ क' बट-सावित्री पूजा भेलै।

७ जुलाइक' विवेक प्रीतिक संग पटनासँ प्रस्थान कए ८ क' मुंबइ पहुँचलाह।

१६ जुलाइक' पंचमी पावनि भेलै, प्रीति मुंबइमे वसन्तक घरमे पूजा शुरू केलनि। ३० क' ओतहि मधुश्रावणी पावनि भेलनि।

७ अक्टूबरक' कोजगरा छलै।

विवेक नोकरीक विवशताक कारण पटना एबासँ असमर्थ छलाह। हुनक विचार भेलनि जे मुंबइएमे घरमे किछु संगी सभकें ओहि राति भोजन कराक' कोजगरा ओतहि मना लेताह, हम सोचलहुँ जे परम्परा सभ लोकक हितक लेल बनल छै, तें यदि बदलल परिस्थितिमे परम्परामे किछु संशोधनक आवश्यकता होइ त करबामे कोनो हर्ज नै छै।

विवेक आ प्रीतिक सुविधाकें ध्यानमे रखैत कोनो पावनिक कोनो विधिमे जखन जत' जे किछु परिवर्तनक आवश्यकता भेलै से होइत

चल गेलै।
चौधरीजी सभ पावनिमे अपन तन-मन-धनक संग अवश्य उपस्थित होइत रहलाह।
२०१७ मे १२ नवम्बरक' पटनाक सहयोग अस्पतालमे प्रीति माए बनलीह।
ओहि समय नैहरेक संरक्षणमे छलीह।
हम सभ सेहो उपस्थित भेल रही।
हम छठिहार दिन पौत्रकें आशीर्वाद देबाक लेल इन्द्रपुरी गेल छलहुँ।
विवेकक चुनल किछु नाममे 'आर्षभ' नामपर हमहूँ सहमत भेलहुँ।
विवेक ५ दिसम्बरक' सासुर गेलाह।
चौधरीजी ओत' ९ दिसम्बरक' पूजा आ भोज केलनि।
विवेक १७ क' एसगरे मुंबइ गेलाह।
२४ जनवरी २०१८ क' प्रीति बच्चाक संग सासुर एलीह।
४ फरबरीक' एकटा छोट-छीन भोजक आयोजन भेल जाहिमे मात्र साढ़ूक परिवारक सभ सदस्य छलाह, कनियाँ सभ भोजनक तैयारीमे सेहो सहयोग केलखिन।
१९ मइक' प्रीति हाजीपुरसँ ट्रेनसँ मुंबइक लेल प्रस्थान केलनि। ओही ट्रेनसँ वसन्त सेहो अपन धिया-पूताक संग मुंबइ जा रहल छलीह।
विवेक कुर्लासँ बोईसर ल' गेलखिन।
विवेक किछु बरख बोईसरक इंजीनियरिंग कॉलेजमे सहायक प्राध्यापक रहलाह। बादमे कोनो कम्पनीमे नोकरीक लेल तैयारी कर' लगलाह, परिवार पटना छोड़ि गेलाह।
२०२० मे २६ जनवरीक प्रीति नैहर गेलीह।
११ फरबरीक' ए.एन. कॉलेजक सामने डा. के.के.कंठक अस्पतालमे गाल ब्लैडरमे पथरी हटयबाक लेल ऑपरेशन भेलनि।
तकर बाद कोरोनाक कारणे नैहरमे तेना घेरा गेलीह जे आर्षभक मूड़न

सेहो ओतहि करब' पड़लनि।

२९ अप्रैलक' भेलनि आर्षभक मूड़न। चौधरी जी ओत' भगवानक पूजा भेलनि। हम अपना घरमे रामायणक सुन्दर काण्डक पाठ केलहुँ।

आवश्यतानुसार प्रीति सासुर आ नैहर जाइत-अबैत रहलीह।

विवेक कोनो कम्पनीमे किछु दिन काज केलनि, मुदा मुंबइमे कोरोनाक कारण २३ दिसम्बरक' पटना आबि गेलाह।

विवेक पटनामे नोकरीक प्रयास केलनि, नै ताकि सकलाह।

२०२१ मे २० नवम्बरक' विवेक नोकरीक लेल पुनः पटनासँ मुंबइ लेल प्रस्थान केलनि,२२ क' ओत' पहुँचलाह।

२७ मार्च २०२२ क' प्रीति सेहो आर्षभक संग मुंबइ गेलीह।

आर्षभ एहि ठाम किछु मास स्कूल गेल छलाह, शेष समयमे हमरो सबहक मनोरंजन करैत रहैत छलाह, दादीसँ बेशी निकटता छलनि। मुम्बइ गेलाह त एहि ठामक स्मृति कम भ' गेलनि।

पटना / १४.०३.२०२२

(क्रमशः)

-जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' (सम्पर्क : ८७८९६१६११५)